## २.६.मुन्नी कामत- समकालीन चित्रकार संजू दास



**मुन्नी कामत**

## समकालीन चित्रकार संजू दास

चित्र कला सिखबाक लेल गुरु सँ बेसी लगन आऽ सतत् अभ्यास आवश्यक अछि। ई कहब अछि मिथिलाक धिया श्रीमति संजू दासक। हिनकर एहे हुनर हिनका सबल सफल बनौलक। १७ जनवरी १९७२ मे जनमल ग्राम कमतौलीक (दरभंगा) श्री प्रभु नारायण आऽ श्रीमती रुनकी दासक पुत्री गामक माटि सँ खेला आय राजधानीमे बैस सात रंगक चितेरी बनि गेली। मिथिला संस्कारमे पालित संजू दासक सफलताक पहिल अंश हुनकर मिथिलानी रहनाय अछि। मिथिलाक धिया जन्म संगे लूरी, व्यवहार, गुण विरासत मऽ लऽ अबैय य'। मूज -सिक्की कला,कुनूसिया,सब पाबैन -

आह्वान मS घर -आँगन मS बनाओल अरिपन ,घरक देवाल पर आँकल विभिन्न कलाकृतिक दर्शन मिथिला मे सहज अछि। संतोष दास अहिसब कलाम निपुण छलीह एक कहियो नै सोचने नहि जे अहि आधार पर ओS देशक नामी -गामी चित्रकार संग अपना स्थान सुनिश्चित करथिन।

गामक परिवेश मS पलल संतोष दासक जीवन तखन बदलल मोड़ लेलक जखन हुनकर विवाह सन् १९९७मे हाटी राँटी ग्रामक श्री नवीन्द्र दास सँ भेल। जे पटना आर्ट कॉलेज क प्रशिक्षित आधुनिक चित्रकार छल। येह हुनकर गुरू आS सफलताक मूल कारण अछि।
जखन हाथ पकरि बाट देखवैय लेल हमसफर संग हाय सँ हुन मंजिल कहाँ दूर नहि अछि ओकरा हासिल करैयक जुनून जेना वैठ जाइत अछि। संतोष दास जी जखन महानगर मे बसली सँ घूमैयक नाम पर पति संग चित्रकला प्रदर्शनी मे बसी जेना छलीह। कलाक विद्या सँ हुनका भीतर अंकुरैल पहिल सँ छल बस ओहि अंकुरैल विद्या कँ माटि आS प्रकाशक आवश्यकता छल जे पति श्री नवीन्द्र दास सँ प्राप्त भेल। आय पतियक संरक्षण मS वैह विद्या प्रस्फुटित भS पौधक निर्माण करलक जकर उंचाई हमरा सबकें गौरवान्वित करैत अछि।

संतोष दास द्वारा बनाओल नीला आS हरियर पृष्ठभूमि पर हुन उम्रनक आकृति मS प्रयोग कैल चटकिला रंगक कलाकृति अहाँ क अपना दिस खिचत। किछु देर लेल मात्र नै ,0हुनवाक बादो मनन लेल मजबूर करत। मिथिला कलाक आधुनिक कला सँ जाडि अगो।

अलग तरहक सृजन मात्र हिनक चित्रकला मे देखैत अछि। हिनकर ऐहि शैली हिनका सबसँ विशेष बनबैत अछि। मैथिली शैलीक आत्मा अछि चटक रंग,बारिक रेखा,अलंकारिक पान-बूटि , आ प्रकृतिक चित्रण अहि शैलीकँ आधुनिकताक आकर्षण सहिना संग ओ अपन कैनवास पर उतारैत रहलि।

हिनकर कला मात्र प्राकृतिक आ मानवीय सुंदरता तक सिमित नै अछि। चित्रकलाक अर्थ मात्र देखबाक खूबसूरती नै बल्कि हृदयक मनोरंजक दृश्य एवं प्रदर्शनकारी कलाक विभिन्न रूपक माध्यम सँ प्रकट कैल जाकरा रंग द्वारा सुन्दर आ सजीव बनबाओल कला अछि। हिनकर कला किछु अलग सन अछि। जहि मे स्त्रीक श्रम, स्त्रीक स्वप्न, स्त्रीक संघर्ष, स्त्रीक मनक उड़ान, स्त्रीक शोषण आदि एतेक स्त्री सँ बसी सजीवता जायज कैल के आनि सकत। हिनकर मनन दृष्टि बहुत गंभीर अछि जे हिनकर कलाकृति मे हम महसूस कऽ सकैत छी।

आदरणीय संध्या दास २०बरख सँ लगातार पारिवारिक जिम्मेदारीयक निर्वाह करैत समाज मे प्रतिष्ठा प्राप्त कैलैथ। हिनकर कला आब ग्राम आ राष्ट्र टा मे नै देश आ विदेश मे प्रशंसनीय अछि। अखन धरि ६टा एकल प्रदर्शनी हिनकर भेल अछि तथा कला संस्थानक संग्रहालय मे हिनकर कला संग्रहित छैन।
विभिन्न संस्था द्वारा सम्मानित श्रीमति संध्या दास अखन धरि 30 ठाम देखलखिन आगा। बेल हुनका अन्तर्राष्ट्रिय स्तर पर अपन गाम,राज्य

आऽ दर्शक नाम स्थापित करैयक अछि। बिहार सरकार द्वारा वरिष्ठ महिला कलाकार सँ सम्मानित अहि कलाधर्मी कँ स्वस्थ तन आऽ शसक्त मनक उत्थान लेल हमर हृदयँ शुभकामना।

हिनका प्राप्त सम्मानक विवरण:-

2017-18 कुमुद शर्मा पुरस्कार (बिहार सरकार वरिष्ठ कलाकार पुरस्कार)

एकल

1999 ग्रेंडलेज बैंक गैलरी (चाणक्यपुरी दिल्ली)

1999 रवींद्र भवन, ललित कला अकादमी, दिल्ली

2000 रवींद्र भवन, ललित कला अकादमी, दिल्ली

2002 नंद लाल बसु कला दीर्घा, पटना

2012 कॉन्फ्रेन्स लॉबी हैबिटट सेंटर

2013 कन्वेंशन लॉबी हैबिटट सेंटर

चयनित समूह प्रदर्शनियां

2022 नारी नारायणी तृतीया वसंत राग परियोजना

2022 गैलरी पायनियर द्वारा बिहार का विहंगम दृश्य

2021 राजेश चंद द्वारा क्यूरेट कैल□नलाइन ड्राइंग प्रदर्शनी

2021 AIFACS अखिल भारतीय चित्रकला प्रदर्शनी

2000 पस समूह प्रदर्शनी

2018 महिला चित्रकारक सामूहिक प्रदर्शनी एनजीएमए

मैथिली भोजपुरी अकादमी द्वारा 2010 रंगपूर्वी समूह प्रदर्शनी

2003 अनलॉक्ड स्पिरिट

2001 उनकी कहानी (क्रीतम आर्ट गैलरी द्वारा समूह प्रदर्शनी संगठन)

2001 ओजन ?लनिंग निथ फिगर्स डाआनजी वाय आर्ट ऊंक्लन रागीदानी

उमा शंकन याठक द्वाना संवर्धिन 2021 समूह प्रदर्शनी ओनआ?लीनी आर्ट गैलनी

2018 ता?लसिटी क रुफाउन

2003 युयीओलकओ द्वाना ?टन स्टट ओक्सवंज प्रदर्शनी डाआनजी

2001 उत्तन प्रदेश नाज्य प्रदर्शनी

2001 उत्तन प्रदेश नाज्य ललिन कला अकादमी द्वाना यश्चिमी उत्र प्रदर्शनी संगठन

2001 लघु कला प्रदर्शनी गढी

1997 ललिन कला अकादमी द्वाना कला मला संगठन

1997 AIFACS अखिल रानीय विचकला प्रदर्शनी

ओआनटी शिविन

2022 युयी ललिन कला अकादमी ऊौन ओमओसओम ट्रस्ट द्वाना अखिल रानीय शिविन यटनाग यी जम्मू डाआनजी

2022 अर्थशिला कला संवाद विद्यान कला शिविन प्रिनार्थन द्वाना आयोजित

नवींद्र नाथ टैगोन विश्वविद्यालय द्वाना 2021 अखिल रानीय शिविन संगठन

1998 □ल ?तिया कैंय डाआनजी वाय यस ग्रुय नाओता

2007 □ल ?तिया आर्ट कैंय दहनादून डाआनजी वा?ी नीच

2009 साहित्य कला यनिषद दिल्ली द्वाना अखिल रानीय शिविन संगठन

कार्य संग्रह: ओनजीओमओ दिल्ली, आ?ीटीतीसी दिल्ली, यनिनगन

विहार ओर राज्य ओर विदेश में कतेको निजी गैलरी
स्लाइड शो संगोष्ठी ओर प्रस्तुति
राज्य की लोक कला पूर्वी ललित कला द्वारा आयोजित
आईसीसीआर दिल्ली में मैथिली साहित्य उत्सव
2002 पटना (पुनाश पटना द्वारा डाआनजी)
2018 मिथिला पेंटिंग पर लखनऊ ललित कला अकादमी।

प्रकाशन
कतेक पत्र (आउटलुक अंग्रेजी ओर हिंदी, हंस, वर्तमान साहित्य ओर गृहशोभा) आदि
समकालीन कला (हिंदी), दैनिक जागरण, सखी पत्रिका, जनसत्ता, राष्ट्रीय सहारा, पटना हिंदुस्तान में लेख

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१.मुकेश दास- अपन शैली आ तकनीकक बलेँ आधुनिक कला म अलग पहचान बना चुकलीह संजू दास



**मुकेश दास**

**अपन शैली आ तकनीकक बलेँ आधुनिक कला म अलग पहचान बना चुकलीह संजू दास**

मिथिला प्रदेशक दरभंगा जिलाक कमतौली गाम मे जनमल, आधुनिक शैलीमे अपन कलाकृतिक लेल चर्चित, पहिल लोक कलाकार संतोष दास हालहिक चर्चित चित्रकार छथि। ओहि कलाकारक कलाकृतिक समीक्षा आऊट देशक चर्चित पत्र-पत्रिकामे छपैत रहल अछि। हिनक एखन धरि छह गोट एकल प्रदर्शनी आयोजित भऽ चुकल अछि आओर हिनक कलाकृति देशक प्रतिष्ठित राष्ट्रीय आधुनिक कला दीर्घामे सेहो संग्रहित अछि। बिहार सरकारक प्रकाशित 'बिहार की समकालीन कला' आ 'सौ साल मे बिहार की कला-कला और कलाकार' दुनू पुस्तकमे हिनका नव पीढ़ीक प्रतिभावान कलाकारक रूपमे उल्लेख कएल गेल छैक। बिहार सरकारक वरिष्ठ महिला कलाकारक सम्मान 'कुमुद शर्मा पुरस्कार' सँ सम्मानित संतोषीक प्रदर्शनी एखन बिहार सरकारक पटना स्थित बिहार म्यूजियममे लागल छैक। समकालीन कलामे हुनि कलाकारक अपन खास शैली होइत अछि, मिथिला पेंटिंगक दुनियासँ आधुनिक कलाक दुनियामे कदम राखयवाली पहिल कलाकार संतोषीक पेंटिंगकेँ अहाँ आसानी सँ चिह्न आ वर्गीकृत कऽ सकैत छथि।

हिनक चित्रमे ग्राम्य जीवनक व्यथा आ नारी जातिक आंतरिक करुण गाथाक झलक देखैत अछि। संतोषी बहुत चित्र बनबामे रुचि राखैत छथि जकर सीधा सम्बन्ध मानवीय मूल्य आ वास्तविकतासँ होइ, प्राकृतिक विषय पर चित्र बनाएब हिनका सेहो खूब पसिन्न छैक। एकटा ग्राम्य जीवनसँ अपन अनुभव आ स्वप्रशिक्षित चित्रकार होएबाक कारणे हिनक कलाकृतिमे नारीवादी कलाकार जेना धान सेहो देखबामे आबैत अछि। □ल ऊतिया हाऊन आर्ट एंड क्राफ्ट

सोसाइटी, ललित कला अकादमी आदि कतेको प्राइवेट गैलरी सबमे हिनक कलाकृति प्रदर्शित भऽ चुकल छैन्हि। हिनक चित्रकेँ एकटा नवीन तरहक शैली कहल जा सकैत अछि जाहिमे मॉडर्न आर्ट आ पारम्परिक मिथिला शैली दुनूक नीक प्रयोग देखबामे आबैत अछि। उखरि-मूसर, सार बिनइया, दौनी-ओसौनी, नदी-नाला, खेत-खरिहान, धान-रोपनी, सुमन-टिकुली, चौपाल-पंचायत सन किछु एकटा कैनवास पर उपस्थित कऽ दैत छथिन संज्ञजी। हिनक सौम्यता आ कलाक प्रति समर्पण हिनक प्रसिद्धिक मुख्य कारण बुझना जाइत अछि।

मात्र दसवी धरीसँ पढ़ल प्रतिभा। हिनक ऊर्जा थिकैन्हि जे स्वयं एकटा गृहस्थ महिला छलीह मुदा कला-कौशलमे निपुण। हुनका सँ ई सुजनी कला, अरिपन देनाय आ मिथिला पेंटिंग बनेनाय सिखलीह। हिनक पिता श्री प्रभु नारायण दास ब्लॉक मे ग्रामसेवक छलाह। जतय धरि हिनक शिक्षा-दीक्षाक गप्प अछि तऽ अपन गामक स्कूलमे पढ़ी आ गाममे नहि प्राइवेट सँ ग्रेजुएसन कलैह। विवाह हावीसेआन निवासी आधुनिक चित्रकार नवीन्द्र दाससँ भेलैन्हि। दुइए पुत्रीक मात्र संज्ञजी गृहस्थाश्रम सम्हारैत अपन कलाक प्रति सदिखन समर्पित रहैत छथि।

बाल्यकालसँ मिथिला पेंटिंग बनबैत आबि रहलीह संज्ञजीक रंग लगेबाक रीति आ संयोजनमे सहज आर परिवर्तन देखबामे आबैत अछि। आर हिनक आकृतिमे रेखाक नहि बल्कि रंगक प्रमुखता होइत छैन्हि। पहिने ई लोककला शैलीमे काज करैत छलीह मुदा विवाहक बाद लोक-कलासँ प्रभावित आधुनिककला शैलीमे काज करय लगलीह। ई बदलाव दिल्ली एलाक किछु दिन बाद राष्ट्रीय

आधुनिक कला दीर्घामे महिला कलाकारक प्रदर्शनी देखलाक बाद अयलैह। ओहि प्रदर्शनीमे कतेको आधुनिक कलाकार सभहक काजमे लोककलाक प्रभाव छल, तँ ओहो साहस लगलीह जे हुनकहुँ तँ एकटा लोककलाकार छीह हुनका तँ मात्र आधुनिककलाक किछु बारीकी टा सीखबाक जरूरति अछि। ताकर बाद सँ हिनक आधुनिककलाक यात्रा शुरु होइत छैह। हिनक सभ कलाकृतिमे विषय स्त्रीक जीवन आ हुनक आकांक्षा होइत छैह जे मात्र आकृतिमूलक कल मे संभव भऽ सकैत अछि। ग्रामीण जीवन तँ रंग-बिरंगा होइत छैक, शायद तेँ हिनका चटख रंगसँ किछु बेसी स्नेह छैह।

आइ एकटा स्वप्रशिक्षित कलाकारक रूपमे अपन कला यात्रासँ बहुत खुश भऽ कहैत छथिन, "जाहि कला महाविद्यालयमे हुनक नामांकन नहि भेल आइ ओतुका छात्र-छात्रा आ शिक्षक लोकनि सभ हुनका एकटा कलाकारक रूपमे सम्मान दैत छथि, हुनका लेल एहिसँ बढ़ि कऽ आन खुशी की होयत।" देशक लगभग सभ महानगरमे हिनक काज प्रदर्शित भऽ चुकल अछि आ कतेको कला शिविरमे हिनका आमंत्रित कएल जा चुकल छैह। हिनक पहिल प्रदर्शनीसँ काम बिकय लागल छलैह, दोसर प्रदर्शनीक बाद हिनकर कलाकृति आधुनिक कला दीर्घामे संग्रहित भेलैह। प्रिंट आ इलेक्ट्रानिक मीडियामे हिनका आ हिनक कलाकेँ खूब जगह भेटैत छैह। हिनका नजरिमे कला जीवनक प्रतिबिम्ब अछि, तेँ हिनक किछु कलाकृतिमे साहित्यक प्रभाव देखल जा सकैत अछि। कियेक तँ हिनका कविता आ नाटक सभ खूब पसंद छैह। हिनक शुरुआती कलाकृति सब बेसी ग्रामीण जीवनशैली पर आधारित होइत छल, मुदा आइ-काल्हि ई नारी मनक आकांक्षा पर काज कऽ रहल छथि। अभिषेक सिंह,

अनामिका आ केदार नाथ सिंह केर कविता हिनका खूब पसंद छैन्ह।

कला हिनका लेल आम दिनचर्या छल किएक त' मिथिलाक हर स्त्री कलाकार होइत छथिन, मुदा ओ कहियो ओ नहि सोचने रहथि जे आगाँ चलि ओ स्वयं एकटा कलाकार बनतीह। चूँकि हिनकर पति सेहो एकटा प्रसिद्ध कलाकार छथिन त' हिनका मनमे रहैन्ह जे हिनका कलाक विधिवत शिक्षा लेबाक चाही मुदा से संभव नहि भ' सकलैन्ह। हिनका जनतब दुनिया भरिक कोनो आर्ट कॉलेज कलाकृति बननाय नहि सिखाबैत छैक। एकटा कलाकार बनबाक लेल तकनिकी शिक्षाक अलावा निजी चिंतन आ सामाजिक-राजनीतिक स्थितिक जानकारी सेहो जरूरी होइत अछि।

दिल्लीसँ प्रकाशित होएबला मैथिली त्रैमासिक पत्रिका 'मिथिलांगन' लेल देल अपन एकटा साक्षात्कार मे पूछल प्रश्न "अहाँकेँ कलाकार बनबाक मन किएक भेल?" केर उत्तर मे कहने छलीह, "जेना मिथिलाक आम स्त्रीगण बिबाह आ पर्व-त्यौहारक अवसर पर कागज, कपड़ा आ दीवार पर थोड़-बहुत चित्रकारी करैत छथि तहिना हमहूँ करैत रही। मुदा कहियो हम सोचने नहि रही जे हमहूँ एक दिन कलाकार बनब, किएक त' तखन हमरा ओ बात नइ बुझल छल जे शहर मे गामक एहि कलाकेँ लोक एतेक पसिन करैत छथि आ कलाकार लोकनिक एतेक सम्मान आ पाइ देल जाइत छैन्ह। शुरुआत मे हम कागज पर जलरंगसँ छोट-छोट पेंटिंग बनाबी ताहि पर आयल पेस्टल ल' क' ओकरा फिनिशिंग टच दैत रही। जलरंग आ आयल पेस्टलकेँ बाद हमरा ऐक्रेलिक रंगसँ कैनवास पर काम करबाक मन भेल। मुदा हम छोट आकार

म बसी पेंटिंग बनौलहुँ। मात्र एकटा पैघ आकारक बनौलहुँ जकरा पहिल एकल प्रदर्शनी मे प्रदर्शित कएलहुँ। किछु पेंटिंग बीकायल जाहिमे ओ बड़का पेंटिंग सेहो छल, ओहिसँ हमर आत्मविश्वास बढ़ल। तकर बाद हम पैघ-पैघ आकार पेंटिंग बननाय शुरू कऽ देलहुँ। हमर पति हमरा सदिखन सहयोग कलैथ आ उत्साह बढ़ौलैथ। दिल्लीक खुलल माहौल हमर कलात्मक अभिरूचिकेँ नव दिशा देलक।"

एहि साक्षात्कारमे "आधुनिक कलाक प्रति केना आकर्षित भेलहुँ?" केर जबाव देत कहलैथ, "चूँकि हमर विवाह एकटा आधुनिक कलाकारसँ भेल तेँ विवाहक बाद हमरा बसी भेंट-घाँट कलाकार लोकनिसँ भेल। एकर अति त घुमनाइ-फिरनाइयो बसी कलादीर्घ आ कला प्रदर्शनीये मे भेल। ओहि समय राष्ट्रीय आधुनिक कला संग्रहालय मे स्थानीय महिला कलाकार सभहक एकटा प्रदर्शनी देखबाक अवसर भेंटल ओकर बाद हम आधुनिक कलाक प्रति आकर्षित भेलहुँ। हम सोचलहुँ किएक नञि मिथिलाक लोक कलाकेँ आधुनिक कलासँ जोड़ल जाए। तकर बाद हमर कलामे एकटा निखार आबि गेल। जखन हमर पेंटिंग राष्ट्रीय आधुनिक कला संग्रहालय लेल चयनित भेल तखन कतेक कलाकार कहलाह जे आब अहूँ आधुनिक कलाकार भऽ गेलहुँ।"

अपन सबल पक्षमे, नव-नव प्रयोग लोक सबसँ गप्प करनाए हिनका नीक लगैत छैन्ह, तऽ ठीक ओहिना ठीक बुनाइ पसंद नहि छैन्ह। अपन पेंटिंग मे सेहो एहि विषयकेँ ओ प्रमुखतासँ चित्रित करैत छथि। साहित्य आ नाटक खूब पसंद छैन्ह जकर उपयोग ओ अपन कलाकृतिक पात्र-चित्रण करबामे करैत छथि। तऽ दासन दिश

दुर्बल पक्ष हुनका कचोट छैन्ह जे, हमरा अंग्रेजी नहि अबैत अछि आ कला क्षेत्रमे बेसी किताब, समीक्षक आ खरीददारक भाषा अंग्रेजी मे हेबाक कारणेँ दिक्कत होइत अछि।

अपन पेंटिंगक बात मे बतबैत कहैत छथि, "पॉल गोगनां आ मार्क शैगालक रंग योजना हमरा बड़ पसिन अछि, हमर पेंटिंगकेँ देखलासँ अहाँकेँ ई बुझा जायत। हमर शुरुआती प्रदर्शनीक चित्र सबमे मिथिलाक ग्राम्य जीवनक सुन्दर झलकी छल, ताहि मे बेसी ग्रामीण महिला सभहक दैनिक क्रियाकलाप पर आधारित चित्रण छल। ओकर बाद स्त्री मनक संवेदना आ आकांक्षाक चित्रण करए शुरू कएलहुँ मुदा प्रतीक आ बिम्ब गामक स्मृति पर आधारित छल। हालाँकि अपन चित्रक संयोजन मे हम कोशिश करैत छी जे मधुबनी पेंटिंगक खुशबू बाँचल रहय, जेना- पूरा सतह पर अलंकारिक बेल बूटा, रेखांकन आ छोट-छोट आकार सबकेँ सजावट जकाँ उपयोग करैत छी। बेसी चित्रकार स्त्री देहक सुंदरताक चित्रण करैत छथि। मुदा, हम एकटा स्त्री छी तेँ हमर कोशिश रहैत अछि जे स्त्रीक श्रम, ओकर प्रेम, ओकर आकांक्षा आ ओकर मोनक भावना आदिकेँ सेहो चित्रित कएल जाए। हमर कलाकृति पहिल नजर मे लोककला जकाँ आभास दैत छै मुदा, ओकर संयोजन, रंग लगाबयकेँ तरीका आ विषय समकालीन होइत छैक। यएह कारण छैक जे हम समकालीन कलाक सब मुहावरा इस्तेमाल करैत छी खासकर उत्तर आधुनिकतावाद आ नारीवादी कलाकृतिक। एकर धरि जे डिजिटल कला मे सेहो बड़ संभावना देखि रहल छी।"

मिथिला पेंटिंग आ आधुनिक कलामे फरक करैत कहैत छथि, "देखबा मे जरूर अलग लगैत छै, मुदा सब कला एक्के रंगक

छैक। हमरा जनितबे आधुनिक कला आ लोक कलामे बेसी अन्तर नहि छैक खाली माध्यमक अन्तर छैक। आधुनिक कला मॉडर्न आर्टक विकसित रूप कहल जा सकैत अछि। बेसी लोक यथार्थवादी शैली मात्रकेँ मॉडर्न आर्ट बुझैत छथिन आ हुनका कठिन बुझना जाइत छैन्ह आ किछु गोटे आधुनिक कलाकेँ उटपटांग काज बुझैत छथि। आधुनिक पेंटिंग मे अमूर्तता आनबाक प्रयासमे एक रंगमे कतेको रंग आ आकारकेँ अपन आकार देखबा मे भेटत। ओना आधुनिक कलाक बेसी प्रयोग शैली आ माध्यमक भेल छैक। महासुंदरी देवीकेँ रेखांकन देखिक कतेको कलाकार पिकासोसँ तुलना करय लागैत छथि। कोना कलाकारकेँ अपन शैली छैन्ह आ नव विषय पर काज कऽ रहल छथि खाली माध्यमक अन्तर भेलासँ कोना नहि हुनका आधुनिक कलाकार कहबैन्ह। रहल बात समकालीनताक तऽ मिथिला पेंटिंगमे आब कतेको कलाकार दहेज, आतंकवाद, स्त्री-पुरुखक संबंध, भ्रूण हत्या, पर्यावरण सन आजुक समसामयिक विषयसँ हटल नव सोच आ नव संयोजनमे काज कऽ रहल छथि। समकालीन कलाकार सब एहन विषय पर काज करैत छथि।"
मिथिला कलाक मिथिलामे स्थिति पर ओ कहैत छथि, "कहल जाइत छैक जे संपूर्ण मिथिलाक जन-जनमे ई कला रचल-बसल छैक। मुदा हमरा देखबामे एहन बात नहि आयल। मात्र मधुबनी शहरकेँ नजदीकबला गाम सब व्यावसायिक रूपसँ सफल भेलाक कारणेँ पूरा गामक लोक चित्रकारीमे लागल छथि। आन गाम सबकेँ बेसी प्रचार-प्रसार नहि भेल। तँ ओ लोकनि मात्र पावनि-तिहार धरि एहि कलाकेँ सीमित केने छथि। शहरकेँ दिस बेसी आकर्षण भेलाक कारण आबक लोक एहि कलाकेँ नहि सीखय चाहैत छथि। शहरमे जे मैथिल

परिवार रहैत छथि हुनका आङ्गनमे मिथिला पेंटिंग नहि भेटत, ओतबे नहि गाम-घरमे आब देबाल पर सीनरी भेट जाइत, मुदा मिथिला पेंटिंग नहि भेटत। एखन धरि एहि कलाक लेल संग्रहालयक मिथिला आ देशक आन भागमे कमी अछि। दोसर कारण अछि मिथिला कलामे रोजगारक संभावना, सम्पूर्ण मिथिला तऽ नहि मुदा किछु गाममे अवश्य ई कला रोजगारक प्रमुख साधन बनि गेल अछि। कोनो कलाकेँ रोजगार बनेबाक लेल कलाकारकेँ लगातार काज करय पड़ैत छैन्हि आ अपनाकेँ कलाकार जकाँ प्रचारित सेहो करए पड़ैत छैन्हि, ओतबे नहि ओकर बिक्री लेल सेहो प्रयत्नशील रहय पड़ैत छैन्हि।"

संजू जी मिथिला पेंटिंगक व्यवसायीकरण पर अपन विचार राखैत ओकरा संगोष्ठी मे कहने छलीह जे, "व्यवसायीकरण शब्दकेँ लोक गलत नजरिसँ व्यवहार करैत छथि। मुदा हमर अपन विचार जे कोनो कलाक विकासक लेल व्यवसायीकरण जरूरी छैक। व्यवसायीकरणक लाभ छै, तऽ किछु हानि सेहो छै। लाभ ई भेल जे मिथिलाक स्त्रीगण आर्थिक रूपसँ सबल भेलीह बिनु पढ़ला-लिखला स्त्रीगण देश-विदेश घूमि एलीह। हानि ई भेल जे आब बेसी कलाकार मौलिक काज नहि कऽ कऽ नकल करैत छथि। बेसी चर्चित कलाकार लोकनि दोसरासँ काज करावय लगलाह। किछु कलाकारक नीक स्थिति छैन्हि जिनका संपर्क छैन्हि, मुदा बेसी कलाकार ओकरा मजदूरीसँ नीक बूझि काज कऽ रहल छथि आ कलाकार बला सम्मानो भेटैत छैन्हि।"

ओकरा परिचर्चामे, एहि क्षेत्र मे आबय लेल आवश्यक प्रशिक्षण आ संस्थानक विषयमे अपन विचार राखैत कहने छलीह, "अपन

समाजम सभहक माए-बहीन एहि कलाक प्रशिक्षण दैत छथिन। मुदा, एखन धरि मधुबनी स्थित मिथिला आर्ट इन्स्टीच्यूट नीक कला संस्थान मानल जाइत छैक। किएक तऽ ओतय नीक शिक्षक, कलाक सामग्री आ नीक कलाकारक चित्र खरीदबाक व्यवस्था सेहो छैक। सिखबा लेल कोनो नीक कलाकारसँ सिख सकय छी मुदा सरकारी नौकरी लेल कला महाविद्यालयम शिक्षा आवश्यक अछि। ओतय पाँच सालक डिग्रीक संग बसी कलाकारक स्थान लवाक मौका रहैत अछि। भारतम सभ नगरम तऽ नै मुदा पटना, बनारस, लखनऊ, मुंबई, बड़ौदा, शांति निकतन आदिम एकर नीक पढ़ाइ मानल जाइत अछि। "

मैथिली-भोजपुरी अकादमी, दिल्लीक त्रैमासिकी पत्रिका 'परिछन' क देल अपन साक्षात्कारम "अपनक चित्रम बस चटख रंगक प्रयोग देखबाम अबैत अछि। अहाँ अपन कलाक अन्तर्वस्तुक संबंधम बतबियौक?" प्रश्नक उत्तर दैत कहलैन्ह, "हमर कलाकृतिम स्त्रीक भूमिका बस सकारात्मक रहैत अछि। किछु दिन पहिने स्त्री-मनोदशा आ ग्रामीण स्त्रीक सक्रिय भूमिका पर एकटा प्रदर्शनी आयोजित कयन छलहुँ। हमर मान्यता अछि ज जौं पुरुष आर्थिक जिम्मेदारीक निर्वाह करैत अछि तऽ स्त्री सेहो सामाजिक जिम्मेदारी निर्वाह करबाम सहयोग दैत छथि। गाम-घरक अशिक्षित स्त्रीगण सेहो शहरक कामकाजी स्त्री लोकनि जकाँ आर्थिक सहयोग दैत छथि। एकर अतिरिक्त हम स्त्री-पुरुष संबंधक जटिलताकेँ सेहो अपन चित्रक विषय बनौन छी। आरम्भ भनहिं हम पारंपरिक अरिपन आ कोहबर आदिक रचनासँ कयलहुँ मुदा एखन धरि हम कतका शृंखला (सीरीज) पर काज कयलहुँ अछि हमर पहिल प्रदर्शनी ग्रामीण

जीवनक क्रिया-कलाप सेहो चित्रित छल। हुनक 'मिड नाइट टॉक' चित्र बड़ चर्चित भेल। जकरा जर्मनीक एकटा कला संग्राहक खरीदने छलाह। एहन प्रदर्शनीमे हम 'श्वेत-श्याम चित्रक प्रदर्शनी' लगौने छलहुँ। आइ-काल्हि ग्रामीण दृश्य सेहो आधारित चित्र बना रहल छी। कुल मिला कऽ अहाँ कहि सकैत छी जे हुनक कला ग्रामीण जीवनक सकारात्मक पक्षकेँ चित्रित करैत अछि, कारण जीवनक आरम्भिक बीस साल हम गाममे रहलहुँ जकर प्रभाव आइ धरि हुनक काज सेहो अछि। अहाँ चाहि तँ हुनक कलाकेँ 'यादि मे बसल गाम' कहि सकैत छी।

हम मूलतः आकृतिमूलक चित्र बनबैत छी। चित्र बनएबासँ पहिने रेखांकनक माध्यम द्वारा दृश्य वा आकृतिक रचना करैत छी। हुनक कागत रेखांकनक संयोजनसँ सम्पूर्ण चित्रक कल्पना करैत छी। किछु कला मर्मज्ञ लोकनि हमर चित्रकेँ देखि कऽ जिज्ञासा प्रकट कयलैन्हि जे कोना सँ सहज एक दून अड़ान एक निकटमे चित्र एक संग नहि सीखल जा सकैत अछि तँ अपनाक ब्लु-प्रिंट की रहैत अछि। हम हुनका कहलियैन्हि जे दरअसल हम कलाक दृश्यकेँ एक संग क्रममे जोड़ैत छी। बस यात्राक क्रममे देखल गेल दृश्य हमर ब्लु-प्रिंट रहैत अछि। एखन धरि हम जलरंग रेखांकन, एक्रेलिक वा मिश्रित माध्यम सबसँ काज कयलौंह मात्र आयल कलरमे काज करब बाँकी अछि। अनुमान लगा सकैत अछि जे मिथिलाक लोक-कला स हुनक आत्मीय लगाव अछि हुनक चित्रमे मानवाकृतिक आँखि आ मुखमंडल बनाबटि मिथिला पेंटिंगसँ प्रभावित अछि। चित्ते, पशु इत्यादि हम मिथिला चित्रकलाक मूल स्वरूपहिं जकाँ बनबैत छी। हँ, रंग लेबाक ढंग व संयोजन आधुनिक कलासँ प्रभावित

अछि। विषयक सूक्ष्म संपूर्ण पूर्णिया संस्कृति दिस अछि। कोनो कला संप्रदाक संरक्षण व्यक्तिक रूप मे नहि होइत छैक। व्यक्तिगत रूप मे अहाँ अपन कलाकेँ निखारू आ ओकरा विकसित करत नहियो तँ निश्चित रूपसँ ओहि विशेषक कला संप्रदा समृद्ध होएत आ ओकर विकास स्वतः होएत।"

तँ एकटा आर प्रश्न, "समकालीन भारतीय कला परिदृश्य संबंधमे अपन किछु कहब चाहब? अहाँक कला-रचना समकालीन कला परिदृश्यमे कोन तरहेँ हस्तक्षेप रहल अछि?" कर प्रत्युत्तर मे कहलनि छलीह, "समकालीन परिदृश्य मे भारतीय कला संपूर्ण विश्वक केन्द्र बिंदु बनल जा रहल अछि। विश्वक सबसँ पैघ नीलामीमे भारतीय कला आ पारंपरिक कलाक नीलामी जोर-शोर सँ भऽ रहल अछि। दुनिया भरि मे भारतीय कलाक प्रति उत्सुकता बढ़ल अछि। दुनियाक सबसँ पैघ संग्रहमे मिथिला कला अओर पूर्णिया ओहिक कलाकार लोकनिक कलाकृति संग्रहित कएल जा रहल अछि। हमर कला समकालीन कला परिदृश्यमे हस्तक्षेप करैत अछि, एहि संबंधमे हम की कहू, ई तँ कला समीक्षक बतौताह। मुदा हमरा पहिल बेर अपन काजक महत्व तखन बुझबा मे आयल, जखन कलाकृति नेशनल गैलरी मॉडर्न आर्ट द्वारा खरीदल गेल। किछु विदेशी कला समीक्षक लोकनि सेहो हमर कलाकृति खरीदलैन्हि। माधवी पारेख, पिलायाच खोसलाला सन काफी महिला कलाकार जे स्वयं प्रशिक्षित छथि, हमर कलाकृति सँ प्रभावित होइत छैन्हि से जनौलैन्हि। हमर किछु रेखांकन हंस आ समकालीन भारतीय साहित्य सन साहित्यिक पत्रिका मे प्रकाशित भेल अछि।"

आइयक कलाक अंत कर बात मे पूछला पर कहैत छथि जे हमरा

जेना आइ-काल्हि दू तरहक कलाक ट्रेंड छैक - फोटो रियलिज्म आ दासन इंस्टॉलेशन कला। एकराक कारण बाजार छैक तऽ दासनक बाजार मे अपनाकेँ स्थापित करब। समकालीन कलाक दुनिया मे बाजार हावी छैक। जे कलाकारक कृति जतबा मे बिकैत छैक ओ ओतेक पैघ कलाकार मानल जाइत छैक। हालाँकि हम बाजारवादकेँ नीक मानैत छी, किएक तऽ जौँ हमर कलाकृति नहि बिकल रहैत तऽ हनिसक हम अपन छठा एकल प्रदर्शनी नहि कऽ पबितहुँ। अखन किछु दिन पहिने सोशल मीडिया पर हिनक कलाकृति बस चर्चा मे रहल, कारण छल हिनक कलाकृतिकेँ अश्लील वा कलाकृति मे अश्लीलता। एहि माद हमर एतब कहब अछि जे कोनो कलाकारक कलाकृति वा रचना पर अपन विचार रखनाय अति उत्तम विषय अछि, मुदा अपन विचार राखब सँ पूर्व ओहि विषयक जानकारी हनाय अति आवश्यक अछि। जाहि विषय मे ज्ञान नै अछि ओकर ज्ञान आ जानकारी लेलाक बाद अपन विचार राखब उचित। संजू दास जीक पेंटिंग केँ सूजसननाष् सदृश अंतर्राष्ट्रीय पत्रिका अपन कवर पर स्थान देलक (जकर चहुँदिश प्रशंसा कएल गेल), इहो अपना सभ लेल गौरवक बात अछि। रहल अश्लीलताक बात, तऽ प्रत्येक व्यक्तिक नजरि, देखबाक-सोचबाक-विचारबाक अपन-अपन दृष्टिकोण होइत अछि। जखन किया अपन माएकेँ, अपन बहिनकेँ, अपन प्रेमीकेँ, अपन पत्नीकेँ, अपन बेटीकेँ देखैत छथि तऽ आँखि तऽ एक्के रहैत अछि मुदा सबकेँ देखबाक नजरि बदलि जाइत अछि। एक्के आँखिसँ लोक अपन माए, अपन पत्नी दुनूकेँ देखैत छथि, मुदा हृदय मे माए लेल श्रद्धा आ सम्मान तऽ पत्नी लेल प्रेम अबैत अछि।

ऽ्ली हमन व्यक्तिगत माननाय अछि ज अश्लीलता प्रकृति ता नचना म नै व्यक्तिक दृष्टिकोण म हाऽ्ऽत अछि। अयन दृष्टि नीक तऽ संसानक सए वस्तु नीक। संगहिं नीक कामक सदिखन प्रासाहन हवाक चाहि, नै की डाहिम नीम-नूक्ष निकालवाक चाहि। जना काना चित्रकान साहित्यिक नचना यदि कऽ चित्र वनावैत छथि, तऽ डाहि नचनाम समायल रानकँ डा अयन तूलीका सँ गढैत छथि। ठीक तहिना कतका नास कनि काना चित्र आ मूर्तिशिल्प दखि अयन कनिताक नचना कनैत छथि आ अयन नचना म डाहि मूर्तिशिल्पक हूवहू वर्णन प्रस्तुत कनवाक प्रयास कनैत छथि, तखन तऽ हूनक नचना डाकन (चित्र आ मूर्तिशिल्पक) प्रतिनूप वनत। संरनाः संजडी सहा अयन चित्रकानी म सभह गुण आनय लल ओहि तनहक प्रयाग कनैत हनीह।

-मूकश दत्त, मा 9910952191

**अयन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **यन यठाउ।**

२.६.शाविन्द्र चन्द्र दास- कामसूत्र क विना काना चित्र शैली नहि छैक- लाककला क साडात विश्वविद्यालय गुमनाम नायक कृष्ण कूमान

## कथ्य (ओ शशिवाला)*



### गोविन्द चन्द्र दास

## कामसूत्र क विना काला चित्र शैली नहि ठीक- लोककला क साओन विश्वविद्यालय गुमनाम नायक कृष्ण कुमार कथ्य (ओ शशिवाला)*





मिथिला लोककला आर संस्कृति केर महान कड़ी थीक। मुदा एकरा वैश्विक पटल पर अनबा मे कृष्ण कुमार कश्यप कें विशिष्ट योगदान छन्हि। ओना त ओ एकटा समाज सुधारक, नारी उत्थान केर संस्कृति दूत छलाह, मुदा विवाद सदा हिनक संग लागल रहल। कश्यप जी ओहिना कोनो परिचयक मोहताज नहि छथि। मिथिलाक संस्कृति विशेष क कला क संदर्भ मे हिनक अवदान क कहियो बिसरि नहि सकैछ आओर नहि बिसरबाक चाही। एकर बावजूद समाज आर समालोचक कश्यप जीक संग न्याय नहि कयलनि। हिनक मूल्यांकन उचित ढंग सं नहि कएल गेल। हिनका प्रति समाजक दृष्टिकोण बेस कठोर रहलैक। ओना त मिथिला कला संस्कृति अखनो समालोचनाक दृष्टि सं वंचित जकां अछि। मुदा सोशल मीडिया केर युग मे यदा-कदा नीक-बेजाय क विमर्श होमय लागल अछि। हालांकि कश्यप जी कें कामकाज केर आलोचना त होइत सकैछ, मुदा ताहि स्तरक कोनो अथॉरिटी नहि बुझना जाइछ, जे हिनक उचित आकलन कए सकैथ। समाजक वास्ते कश्यप जी कें कतेक पैघ योगदान छन्हि से बुझनाइ अत्यंत आवश्यक अछि। मुदा से नहीं, हिनक बनाओल चित्रकारी मे बेस सहजता सं अश्लीलताक अन्वेषण क लेल

जाइछ। मुदा ओतए बात नहि छैक। पहिल बात जे कला रसविहीन नहि भऽ सकैछ।

स्थानीय मानस मे ललनसक अवधारणा छैक। ताहि कोनो कलाकार रस सँ विलग भऽ नहि सकैछ। दोसर बात जे पृथक कलाकार आर कथाकार क अपन शैली होइत छैक आ तकर पहचान समाज क करय पड़ैत।

बातचीत क क्रम मे एक बेर हम कथय जी कँ कहित आश्चर्यजनक पेंटिंग पर प्रश्न कयलियैक त हुनक कहनाम रहैन जे बहुजन क जनतब मे मिथिला चित्र तखन एलै जखन एकर बाजार शुरू भेल रहैक। चाहे कोनो जाति क महिला एकरा बनबथि होथि चाहे कायस्थ समाज मे एकर बेसी चलन छैक त सबक बुझबा मे तखन एलैक जखन 30-35 बरख पहिने बाजार मे समान भेलैक। एकर मतलब ई नहि छैक जे एकर रचना मे कामसूत्र नहि छैक। कामसूत्र क बिना कोनो चित्र शैली नहि छैक। हुनक कहनाम रहनि जे पहिने कोहबर घर मे जाहिठाम कोठी राखल रहए ताहिठाम एकटा पार्टीशन होइत रहैक। सुनै छिऐ जे शब्द अछि कोनी-खाद्दी। ई खाद्दी कोहबर घरक एकटा गुप्त स्थान छैक। जाहिठाम सबहक आनाजाही नहि रहैत रहैक तकरा खाद्दी कहल जाइत रहैक। ताहि खाद्दी मे ललनस कामदेवक चित्र रहैत रहैक। त कामसूत्र जे छैक ताहि सँ वंचित कोनो कला शैली नहि छैक। आओर जखन मिथिला चित्र क बाजारीकरण भेलैक त एकरा बाजार मे अनलथिन क?... गंगा देवी, सीता देवी, जगदम्बा देवी। ई सब वृद्ध स्त्री, विधवा स्त्री चाहे ताहि ओज मे जे श्रीनामक भजन बेसी आओर दोसर चीज क चर्च-चर्च बेसी नहि कऽ सकैत छलथिन।

कथय जी कें नाम सं विवाद कें विगंतावाद ठाढ़ कएल गेल से उचित नहि। जाहि मिथिला चित्रकला कें ओ आजीविका आओर उपयोगितावाद सं जोड़वाक प्रयास कलैथ ओकरा नजरंदाज नहि कएल जा सकैछ। हिनक कृति मे प्रतीक आर बिम्ब क माध्यम निर्भीकता आर आत्मविश्वास सं चित्रण साहस क बात छैक। कथय जी कें लेखन वा चित्रकारी पर प्रश्न उठाओल जाइत अछि, मुदा ओ समाजक सच छैक। आर सत्य कर प्रकटीकरण करनाइ कोनो कलाकारक अधिकार छैक। ताहि विषय पर वाद विवाद भऽ सकैछ, मुदा एहि मे करल अश्लीलता देखनाइ कोनो कलाकार क संग अन्याय छैक। ताहि कथय जी कें काम कें अश्लीलताक संज्ञा दऽ खारिज नहि कएल जा सकैछ। यदि इएह बात छैक त कालिदास कर कालजयी रचना कुमार संभव आओर काशीनाथ सिंह कें "काशी का अस्सी" क खारिज कएल जा सकैछ की?
कथय जी जाहि पृष्ठभूमि सं छथि, ताहि मे ई बड़ साहसक बात छै। जाहि अभावक जिनगी (फीस जमा नहि करबाक कारणे स्कूल सं निकालि देल गेला) सं गुजरलाक बादो निजी स्वार्थ कें छोड़ि क समाज कें जे देलखिन ओ स्वयं मे एकटा उपन्यास छथि। हुनक मान मे ई एकदम स्पष्ट रहनि जे नारी उत्थानक आ ओकरा स्वावलंबी बनबाक काज करब। ओ गाम गाम घुमि मिथिला पेंटिंग क केंद्र स्थापित कऽ महिला सब कें जोड़ि हुनका सब क स्वावलंबी बनौलनि। पेंटिंग कें महज सजावटी वस्तु कर सोच सं बाहर निकालि क ओकरा उपयोगिताक सामग्री क रूप मे मान्यता दियाव कर प्रयोग हिनक देन छनि आर ई प्रयोग मिथिला कर बहुत परिवार कें संबल बनल। एहि सब क क्यो नकारि नहि सकैछ। बाद मे ओ

आत्मकथा लिखला बादसमती जाहि कें अध्ययन कला पर लोकक कुण्ठा गलि सर्वोच्च मुद्दा ओकर बदली आन ईमानदारी सं एतय सब लिखनाइ बड़ हिम्मत क बात छैक।

लोकतांत्रिक समाज मे आलोचना करबाक अधिकार त सबकें छैक, मुदा आलोचना आओर आरोप मे फर्क होइत छैक। एहन बात नहि, कथय जी जाहि पदक आओर सम्मान कें हकदार छलाह, ओ हुनका नहि भेटलनि। मुदा मानक काज करबा मे टीस रहब करैत छैक। सौराठ मे पहिल मिथिला लोक कला विश्वविद्यालयक स्थापना कएल गेलैक। विश्वविद्यालय त बनि गेल, मुदा सबसं पैघ संकट रहै जे एकर पाठ्यक्रम की होयत आओर क बनत? त कथय जी कें पात्रता आओर अनुरूप क देखैत ई काज हुनक सुपुर्द कएल गेल। एकर अलावा गरीब बच्चा या भिखमंगनी सबहक बच्चा के पढ़नाइ हुनक लक्ष्य रहनि। जाहि मे सदा विरोधक सामना करऽ पड़लनि। कुल मिलाकऽ कहल जा सकैछ जे महिला, दलित, पिछड़ल आन वंचित कें उत्थानक लेल सदिखन अथक प्रयास करैत दुनिया सं विदा भऽ गेलाह।

***(आ शशिबाला)*- सम्पादक द्वारा जोड़ल गेल। ई आलेखमे जऽ जऽ कथय जीक नाम अछि ओऽ *आ शशिबाला सेहो पढ़ल जाय, कारण कथय जीक जिनगी काटा चित्र ओहन नै अछि जे मात्र कथय जी आ शशिबाला संयुक्त नाम नै बनलनि। - सम्पादक**

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.९.रवीन्द्र कुमार दास- परिवारक सहयोग सबसँ जरूरी



**रवीन्द्र कुमार दास**

## परिवारक सहयोग सबसँ जरूरी

कहवी छैक "ज हर सफल पुरुष क पाछू कोनो नै कोनो स्त्री क हाथ छैक" एहि कथन स हम सहमत छी मुदा स्थिति एकर विपरीत सेहो देखबा म आबि रहल अछि। संग्रह क कहानी हमरा जीवन म हमर बियाहक लेल चर्चा सँ शुरू होइत अछि। हमर बाबूजी कमराली गामक एकटा कथा आनल केलनि एकर मूल आधार छल कन्या चित्र लिखैत छलखिन। हमरा सरन्धा छल ज लड़की चित्र बनबैत होइथ नहि त कम स कम चित्रकार स घृणा नहि करैत होइथ किऐक त एखनहु अपन समाज म चित्रकार क लोक पागल बूझैत छथिन। द्विरागमन क बाद हमर मौसी संग दिस गाकि क

हमरा कहलीह जे अपन जकाँ पागल नै बना दिहन। जहाँतक पागलपन आ जुनून क गप्प छै

त आइयो हुनका म अपन कलाक लेल जुनून देखिक मोन हर्षित होइत अछि। आइयो हमरा खुशी होइत अछि जखेन कोनो कला लेखक वा चित्रकार हिनका स रंग घाँट करवा लेल अबैत छथिन आ पूछैत छथिन चित्रकार संग दास जाय रहैत छथिन हुनका स रंग करवाक अछि। हमरा जनितब मात्र पढ़ाइय म नहि बल्कि चित्र, अभिनय, संगीत, नृत्य वा साहित्य कोनो विधा म सफलताक लेल जुनून हेनाइ जरूरी छै। हमरा मोन अछि जे प्रथम मिलन म हम हिनका स्केचबुक पेंसिल आ कलर बॉक्स रंग कर नही कोनो गहना जरूर नहि।

विवाह क किछु दिन बाद संग हमरा कहलैन हमरा मोन होइत अछि जे हमहू आर्ट कॉलेज म पढ़ि क कला क विधिवत शिक्षा ली। हम कहलियैन तैयारी करु, टेस्ट दियौ एडमिसन भय जाइत अछि त पढ़ब म रहू, ओना तांटा त अछिय। टेस्ट देलनि मुदा एडमिसन जाकर तैयारी नहि छलैन एडमिसन नहि भेलैन। हम कहलियैन जे अहाँ दुखी नहि होउ कलाकार बनवा लेल मात्र जुनून आ लगातार प्रैक्टिस चाही। दुनिया भरि म आ ओहि देश म कतेका कलाकार आर्ट कॉलेज स नहि छथि। ताक पद्मश्री सम्मान स सम्मानित मिथिला पेंटिंग क कलाकार सब कोनो आर्ट कॉलेज म शिक्षा न पढ़ने छथिन।

संग दिल्ली एलीह एकर बाद स्थिति बदलल। हम पटना आर्ट कालेज स फाइन आर्ट क कोर्स कलहुँ आ एकटा अखबारक कला विभाग मे नौकरी ज्वाइन कलहुँ। एखन हम पटना मे रहैत नहि। हमर जाँक मित्रगण छथि जाहि बसी आधुनिक कलाकार छथि। घर मे बैसल छोट छोट पेंटिंग बनबैत आ मित्रगण के देखबैत। हमरा घर मे बसी आधुनिक कला पर चर्चा होइत छल। नहु नहु हिनका आधुनिक कला मे रुचि लेब देखलहुँ। मॉडर्न आर्ट गैलरी मे एकटा स्थानीय समकालीन महिला कलाकारक प्रदर्शनी देखलाक बाद ओ निर्णय कलनि जे आब हम आधुनिक कला शैली सीखब आ ओहि शैली मे काज करब। धीरे धीरे करय लगलीह आ प्रदर्शनी सब मे भाग लय लगलीह। मित्र लोकनि कहलैन जे नीक काज करैत छथिन अहाँ हिनकर एकल प्रदर्शनी आयोजित करू। दुनू गोटे निर्णय कलहुँ आ हिनक पहिल प्रदर्शनी निशुल्क होटलक कारण ग्रीनलेज बैंक के बाथरूम शाखा मे लगाओल गेल। ओतय प्रशंसा त खूब भेलनि मुदा एको त पेंटिंग बिकल नहि मुदा हम दुनू गोटे निराश नहि भेलहुँ। एक साल तक किछु आर पेंटिंग कलीह जाहि मे एकटा बड़का कैनवास सेहो छलैन। सबटा पेंटिंग क दासन प्रदर्शनी मंडी हॉउस स्थित रबीन्द्र भवन ललित कला अकादमिक गैलरी मे आयोजित भेल। ओहि प्रदर्शनी मे पहिल दिन हिंदुस्तान टाइम्स क रंगीन पेज मे हिनकर पेंटिंग छपल आ साँझ तक मे बड़का कैनवास बला पेंटिंग बिका गेल। कतेक कलाकारक लग ओकर पेंटिंग बिका जाए ओहि स बड़का खुशी आर की होयत। एकर बाद हिनका मे हम अद्भुत उत्साह देखलहुँ। आइयो धरि कतेक पुनस्थान भेटलैन, कतेक प्रदर्शनी आ कला शिविर मे भाग लेल होयत मुदा

पहिल थिएटर क विकनाइल जीवन म बहुत महत्वपूर्ण होइत छैक। आइ अपन सब -कुटुंब नैहर आ सासुरक लोक गर्व स हिनका स भेंट करैत छथिन फोटो खिंचबैत छथिन। हमरा याद अछि जहिया पहिल बेर इ टेलीविजन क समाचार म आयल रहैथ तकरा देखिक हिनक माँ खुश भय गेल रहथिन। हम दुनु गोटे सङ्ग ऊधि नहि बिसरि सकैत छी जहिया हिनका बिहार सरकारक वरिष्ठ महिला कलाकार सम्मान भेटलैन हमर बाबूजी आ माँ दुनु गोटे ओहि कार्यक्रम म जबाक लेल उत्साहित रहैथ।XZ

* एक त अपन समाज म कला,रंगमंच,साहित्य,संगीत आ नृत्य क सबस अधलाह काज बूझल जाइत छैक ओहि विषय पर चर्चा करनाइ सङ्ग अधलाह बात अछि। हमर विचार स हुन स्त्री म कोना न कोना प्रतिभा अवश्य होइत छैक आ हुनका म लालसा होइत छनि जे हमरा मौका भेटैत त हमहूँ किछु करितहुँ मुदा अपन समाज म आइयो धरि हुनकर परिवार आ परिवेश स सहयोग नै भेटैत छनि। हाल म हिंदी आउटलुक पत्रिका क पुरा अंक स्त्री देह विशेषांक छपल छल ताहि म सँझक कतेका रेखांकन छपल छलैन। पुरा अंक फेसबुक पर शेयर कलनि त किछु लोक लिखलाह जे जानि बूझिक संझ चर्चा म एबाक लेल अश्लील चित्र बनबैत छथि। एहन किछु दिन पहिने 2008 क मैथिली पत्रिका अंतिका म छपल एकटा रेखांकन पर खुब चर्चा भेल। किछु गोटे लिखलाह जे संझ दास आ कृष्ण कुमार कश्यप दुनु मिथिला कला म अश्लीलता पसारैन रहल छथि। किछु गोटे लिखलैन जे मात्र चर्चा म एबाक लेल ओहि तरहक चित्र बनबैत छथि। हम संझ क एक्का त गप्प करैत छियैन जे लोक पिकासो आ फ्रांसिस न्यूटन सूजा क

कलाकृति देखत त एना नै की कहत ।एतय क सबस प्रतिष्ठित महिला कलाकार अमृता शेरगिल अपन सहज बूत बनौन छथि मैथिल समाज क सहज देखवाक वाली ज दिल्ली म राष्ट्रीय आधुनिक कला दीर्घा म संग्रहित अछि।

-नवीन्द्र कुमार दास, मो. 9811712398

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.१०.संजू दासक किछु चित्रल कलाकृति







अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.११.गजेन्द्र ठाकुर- कृष्ण कुमार कश्यप आ शशिबाला- एकटा परिचय



**गजेन्द्र ठाकुर**

**कृष्ण कुमार कश्यप आ शशिबाला- एकटा परिचय**



**कृष्ण कुमार कश्यप**- जन्म १७ सितम्बर १९४९ ई.। मृत्यु- १२ अगस्त २०२० ई.। पिता- कवि-उपन्यासकार स्व. ब्रजनारायण लाल "सँवलिया"। जनवरी १९६७ ई. मे नेना सभ लेल "नाइट स्कूल", १९८१ ई. मे "कला आधारित जीवन आ शिक्षा पद्धति"क

प्रवर्तन आ एकर कार्यान्वयन लेल शिना कश्यप आ शशिबालाक सहयोगसँ "ग्रामीण विकास संस्था"क स्थापना। रचना: शशिबालाक संग "मेघदूत" आ "गीत-गोविन्द"क मैथिली अनुवाद; माछ-भात; मिथिला चित्र प्रवेशिका भाग-१-२; मिथिला चित्र-ज्ञान, भाग-३; मिथिला अरिपन भाग-४; गोदना चित्र-शैली- भाग-५; मिथिला लोकचित्र।



**शशिबाला**- पिता श्री उग्र नारायण लाल, पति श्री उमेश कुमार कर्ण (बिसहथ)। रचना: कृष्ण कुमार कश्यपक संग "मेघदूत" आ "गीत-गोविन्द"क मैथिली अनुवाद; माछ-भात; मिथिला चित्र प्रवेशिका भाग-१-२; मिथिला चित्र-ज्ञान, भाग-३; मिथिला अरिपन भाग-४; गोदना चित्र-शैली- भाग-५; मिथिला लोकचित्र।

कृष्ण कुमार कश्यप जी सँ लेल गेल साक्षात्कार साक्षात्कार-२ म कृष्ण कुमार कश्यप जी कलाक विभिन्न पक्षपर अपन विचार रखने छला। मिथिला चित्रकलाक नाम मधुबनी चित्रकला करबायब ओ चिन्तित छला। जितवारपुर स्कूल आ आन गामक मिथिला चित्रकलाकारक बीचक खाँटि सत्य उजागर भेल।

"जखन लोक बाहरसँ अबैत तँ पुछैत जे अहाँक गाम कोन जिलाम अछि, आ स बुझन जे हम सभ मधुबनी वा दरभंगा जिलाक छी ओ बजैत 'यु आर नॉट फ्रॉम द ओरिजिनल प्लेस'- माने ओकरा होइ छै जे हमर चित्रकला असली मधुबनी चित्रकला नै छी आ स जितबारपुर स्कूलकेँ सुट करै छै।"

नरेन करुणाकरण अपन आलेख "मिथिलाज वुमन पेंट देयर वे आउट ऑफ पावर्टी" मे लिखै छथि- "बिहारक बरहता गामम ग्रामीण विकास मंच गरीब महिलाकेँ चित्रकलाक मिथिला पद्धति सिखा रहल अछि, जइसँ बहुत रास महिला गरीबी रेखाम अपनाकेँ समर्थ कऽ सकल छथि।"

नरेन करुणाकरण लिखै छथि जे कृष्ण कुमार कश्यपक पहिल शिष्या शशिबाला, जे आब ओहो शिक्षिका छथि, हुनका कहलखिन जे "एकटा गरीब मुसहर समुदायक हाथीक थीम आधारित चित्र अति सुन्दर होइत अछि।" शशिबाला हुनका ईहो कहलखिन्ह जे जार बारिहार महिलाक हाथ कम कारगर होइ छै आ जखन ओइम सँ किछु गोट कोमलतासँ कूची नै प्रयुक्त कऽ सकली तँ हुनका चित्रसँ अलग दोसर कला जेना टाकती, टेबुलक्लॉथ आदि बनाइ म लगाओल गेल। मुदा बहुत गोट आस्थासँ कूचीक प्रयोग करनाइ सीखि गेली।

उित जल पानक गगन समीना आधारित पाँच टा रंगक अतिरिक्त दलित-आदिवासीक कलाक रेखा आ काट संग ओकर थीमक प्रवश मिथिला चित्रकलाम गोदना शैलीकेँ प्रवश दियन अछि।

कृष्णु कुमार कश्यप अपन स्कूलमे एकटा डोम छात्राक प्रवेश देने छलखिन्ह, दोसर छात्रा सभ हुनकर सहयोग करै छलखिन्ह मुदा गौँआ सभ हुनकर विरोध करै छलन्हि। हुनकर स्कूलमे किछु मुस्लिम छात्रा सेहो रहथि आ ओ लोकनि हिन्दू धर्मक चित्रांकन करबामे कहियो संकोच नै केलन्हि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.जितेन्द्र झा, जनकपुर- मिथिला चित्रकला- नेपाल प्रसंग



जितेन्द्र झा, जनकपुर

## मिथिला चित्रकला- नेपाल प्रसंग

१

### अपन घरमे उपेक्षित मिथिला चित्रकला

मिथिलाञ्चलक घरक देवालमे बनाओल जाएवला मिथिला लोकचित्रकला निश्चये ख्याति कमओने अछि। मुदा एखन अपन भूमिमे एकरा पहिचान खोजबाक स्थिति छैक। मिथिला चित्रकलाक सरकार बेवास्ता कएने अछि, तेँ ई व्यवसायिक रूप नहि लऽ सकल अछि। एकर व्यावसायिक प्रवर्द्धन नहि भऽ सकल अछि। ग्रामीण क्षेत्रक महिलाक जीवनस्तर सुधार करबाक लेल बड़का साधन भऽ सकैत अछि ई चित्रकला। कियाक त खासकऽ मैथिल ललनाक हाथमे नुकाएल रहैत अछि ई चित्रकलाक जादूगरी। आर्थिक, सामाजिक आ सांस्कृतिक समृद्धिक अथाह सम्भावना अछि मिथिला चित्रकलामे। लोकचित्रकलाक व्यवसायिक स्वरूप देलासँ आर्थिक आ सांस्कृतिक दुनू लाभ उठाओल जा सकैत अछि। परम्परागत मिथिला चित्रकला जीवनक अंग अछि मिथिलामे। लोकचित्रकला संस्थानक स्थानक सेहो अछि। मुदा बढ़ैत आधुनिकताक कारणे निर्माण प्रभावित भेल छैक। नामी मिथिला चित्रकलाक एखनधरि चिह्न नहि सकल आनाय चित्रकारसभक छथि। नेपाल सरकार कलाक बढ़ावा देबालेल ललितकला प्रज्ञा प्रतिष्ठान खोलने अछि। जकरऽक प्राज्ञ परिषदमे मिथिला चित्रकलासँ सम्बद्ध एकोटा लोक नहि अछि। ई एकटा प्रमाण मात्र अछि, आन बहुतो ठाम मिथिला चित्रकलासँ सौतिनिआ व्यवहार होइत आएल छैक। एना ललितकला प्रज्ञा प्रतिष्ठानक

कुलपति किनका मानद्वन कहैत छथि जे मिथिला चित्रकलाक विशेष स्थान देल छै। मिथिला चित्रकलामे विशेष दखल रहनिहारि महिलाक स्थान देल जाइत से कुलपतिक कहब छन्हि। हिनक कथनी आ करनीमे कतेक समानता अछि, आब ई बला दिन बताओत। जँ ई समग्र कलाक उन्नतिक बात होइक तँ ई मिथिला पेन्टिङक चित्रकार नहुँ अछि, एकरा निश्चित करबाक चाही। मिथिला चित्रकलासँ सम्बद्ध चित्रकारक उचित अवसर देबाक चाही। नेपाल पर्यटन वर्ष २०११ मना रहल अछि, एहूमे मिथिला चित्रकलाक मादे सेहो पर्यटकक आकर्षक केन्द्र बनि सकैत अछि। एहिबीच काठमाण्डुक बबरमहलस्थित सिद्धार्थ आर्ट ग्यालरीमे एस. सी. सुमनक मिथिला चित्रकला प्रदर्शनी मिथिला कसमस हालहि सम्पन्न भेल अछि। एहि प्रदर्शनीमे कलाप्रेमी मिथिला चित्रकलाक आधुनिक आयामसभसँ परिचित भेलथि। सिद्धार्थ आर्ट ग्यालरीमे हुनक ११ म् प्रदर्शनी छल ई। मिथिला जनक जीवनशैलीक मनोभाव बला चित्रकलासभ दर्शकसँ ग्यालरी मिथिलामय भऽ गेल छल। एस. सी. सुमन मिथिला चित्रकला जगतमे परिचित नाम छथि। हिनक चित्रकलासभ बेस प्रशंसा पओलक। मिथिला चित्रकला सम्बन्धमे अध्ययन अनुसन्धानक सेहो बहुत खगता छैक। मिथिला लोक चित्रकलाक कोनो खास नियम वा सिद्धान्त नहि होइत अछि। ई सभ स्वच्छन्दताक पर्याय सेहो अछि। मिथिलाक समृद्ध संस्कृतिक परिचायक सेहो अछि।

२



## 𑒋𑒮.𑒮𑒲 𑒮𑒳𑒧𑒢, 𑒔𑒱𑒞𑓂𑒩𑒏𑒰𑒩, 𑒧𑒱𑒟𑒱𑒪𑒰 𑒔𑒱𑒞𑓂𑒩𑒏𑒪𑒰

## 𑒮𑒩𑒏𑒰𑒩 𑒏𑒋𑒪𑒏 𑒮𑒾𑒞𑒱𑒢𑒱𑒂 𑒫𑓂𑒨𑒫𑒯𑒰𑒩



𑒧𑒱𑒟𑒱𑒪𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒮𑒱𑒠𑓂𑒡 𑒣𑒩𑒧𑓂𑒣𑒩𑒰𑒑𑒞 𑒏𑒪𑒰 𑒁𑒕𑒱, 𑒄 𑒏𑒪𑒰 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒣𑒰𑒚𑒬𑒰𑒪𑒰𑒧𑒹 𑒢𑒯𑒱 𑒮𑒱𑒐𑒰𑒍𑒪 𑒖𑒰𑒃𑒞 𑒁𑒕𑒱 । 𑒣𑒲𑒜𑓃𑒲𑒠𑒩 𑒣𑒲𑒜𑓃𑒲 𑒄 𑒁𑒣𑒢 𑒂𑒣

सिखबाक काज होइत छैक । हमहूँ अपन दादीसँ सिखलहुँ । काकी सासुसँ पुतहु सिखैत अछि आ कखनो मायसँ बेटी । ताहि परिवेशमे हमहूँ अपन दादीसँ मिथिला चित्रकला सिखलहुँ । मिथिला पेन्टिंगक अन्तर्राष्ट्रीय बजारमे बहुत माँग अछि । ई आ एट काक अछि । कलाकारक कलाकारिताक निर्दर्शन करैत छैक डाकर माल । जेना हमर पेन्टिंग ११ हजारसँ लऽकऽ ८० हजारधरिक अछि । ई सहज बिका जाइत अछि । मिथिला पेन्टिंग व्यावसायिक रूप लेबा दिस उन्मुख अछि । कमर्सियल मार्केटमे देखी त सेरामिकमे, ब्यागमे कपडा आदिमे एकर प्रयोग भऽ रहल अछि । ई नीक बजार छैक एकर । जँ अपन बात करी त जहन हम बजारमे अबैत छी त प्रदर्शनी लऽ कऽ हमरा कतेो दिक्कति नहि होइत अछि । मिथिला चित्रकलाक विकासक ई आधारसर अछि स किछु कमजोर भऽ रहल अछि जेना पहिने माटिक घर होइत छलै । भीतक घरमे मिथिला चित्रकलाक नीक अभ्यास होइत छलै । माटिक घरक ठाममे आब क्रंक्रिटक जंगल अछि भऽ गेल । सामाजिक संस्कार आदिमे सेहो भीतमे लिखबाक चलन छलै । मुदा आब बच्चा जँ पेन्सिलसँ देवाल पर किछु लिखि दैत छैक त मायबाप डाँटि दैत छैक । ई भीतमे लिखबाक चलन प्रभावित भेल अछि । गोइया तनाइक मूसहर नक्षी, थारू आ सांगत जातिक नक्षीमे माटिक घरमे मिथिला चित्रकला देखल जा सकैत छैक । नेपाल सरकार एखनधरि किछु नहि कऽ सकल अछि, मिथिला पेन्टिंगक लेल । मिथिला पेन्टिंग जन्मऽ अछि अपन बुनायन, अपन स्थान अपन बनौने अछि । मिथिला चित्रकलामे लागल कलाकारसभ अपन मेहनतिसँ आगु बढ़ल अछि । ललितकला प्रज्ञा प्रतिष्ठानक गठन

कतेक काल प्रज्ञा परिषदमे मिथिला चित्रकलासँ सम्बद्ध एकहु गोटेक नहि राखल गेल। नामक लेल सदस्य मिथिला पेन्टिङसँ हटल एकगोटेक जगह देल गेलै, बादमे विवाद भेलै आ ओहो पद छोड़ि देलनि। व्यक्तिगत रूपमे हमरा पूछी त राज्य मिथिला चित्रकलाक लेल न किछु कएने अछि आ न किछु कऽ सकैया। *(सुमनकसँग जितेन्द्र झा द्वारा कएल गेल बातचीतपर आधारित)*

३



**धीरेन्द्र प्रेमर्षि- साहित्यकार**

**प्रगतिक पथपर मिथिला चित्रकला**

गुणात्मक दृष्टिकोणसँ सेहो मिथिला पेन्टिङमे बहुत काज भऽ रहल अछि। परम्परा आ आधुनिकता दुनूक जोतिकऽ एस.सी सुमन मिथिला पेन्टिङक आगू बढा रहल छथि। मदनकला देवी

कर्ण, श्यामसुन्दर यादवसहितक व्यक्तिसभ परिमाणात्मक आ गुणात्मक दुनू तरहें मिथिला पेंटिंगक आगू बढ़ा रहल छथि। सुमनक पेन्टिङ आधुनिकताक आकाशमे सेहो रेखापूर्ण उड़ान रहल अछि मुदा धरती बिन छोड़ने, ई एकदम महत्वपूर्ण बात अछि। मिथिला पेंटिंगक साधनाक नूतन लऽ कऽ आगू बढ़निहार सभ अपन आय आगू बढ़ि रहल छथि। नारीक दिससँ मिथिला पेन्टिङक लेल कोनो खास काज नहि भऽ सकल अछि। राष्ट्रिय स्तरपर चित्रकारसभक मूल्यांकन करैत काल मिथिला पेन्टिङसँ जुड़ल व्यक्तित्वक ओ स्थान आ सम्मान देल जएबाक चाही, से नहि भऽ सकल अछि। जनस्तर आ अन्तर्राष्ट्रिय स्तरपर मिथिला पेन्टिङ नीक सम्मान पओने अछि। देशमे मिथिला पेन्टिङक स्थापित कएल जाए। खास कऽ महिला सभ एकरा जोगाकऽ रखने अछि। मैथिल महिलासभ किशोर अवस्थासँ अरिपन लिखब शुरू करैत अछि। गुसानी पाबनि आदि सभ सेहो मिथिला पेन्टिङ सिखएबाक अवसर अछि। विविध पूजाक माध्यमे ओ सभ चित्रकलामे प्रवेश करैत छथि। नारीक दिससँ मिथिला पेन्टिङक स्वीकार्यता बढ़एब, व्यावसायीक सम्भावनाक खुला करब, एहिमे लगनिहारसभक सम्मानक वातावरण बनएबाक काज करबाक चाही। तखन ई राष्ट्रिय स्तरपर स्थापित भऽ सकत। एहिमे अन्तर्निहीत वैशिष्ट्य जे अछि ताहिसँ ई अपन अन्तर्राष्ट्रिय स्तरपर स्थापित भ' जाएत, व्यापक भऽ जाएत। *(शिल्पा झा द्वारा कएल गेल वार्तालापक आधारित)*

(विदेह सदेह ३६)



## गजेन्द्र ठाकुर

## श्वेता झा चौधरी- एकटा परिचय



श्वेता झा चौधरी, *गाम सरिसब-पाही, ललित कला आ गृहविज्ञानमे स्नातक। मिथिला चित्रकलामे सर्टिफिकेट कोर्स। कला प्रदर्शिनी: एक्स.एल.आर.आइ., जमशेदपुरक सांस्कृतिक कार्यक्रम, ग्राम-श्री मेला जमशेदपुर, कला मन्दिर जमशेदपुर ( एक्जीबिशन आ वर्कशॉप)।*

*कला सम्बन्धी कार्य: एन.आइ.टी. जमशेदपुरमे कला प्रतियोगिताम निर्णायकक रूपमे सहभागिता, २००२-०७ धरि वसना, जमशेदपुरमे कला-शिक्षक (मिथिला चित्रकला), तुमन कॉलेज पुस्तकालय आ हॉटल बुलवार्ड लेल वाल-पेंटिंग। प्रतिष्ठित प्रायोजन: कॉनफ्लुएन्ट कम्युनिकेशन्स, टिस्को; टी.एस.आर.डी.एस, टिस्को; ए.आइ.ए.डी.ए., स्टेट बैंक ऑफ इण्डिया, जमशेदपुर; विभिन्न व्यक्ति, हॉटल, संगठन आ व्यक्तिगत कला संग्राहक। हॉबी: मिथिला चित्रकला, ललित कला, संगीत आ कानन-भ्रमण।*

१

ई चित्र धानक कटनी कालक मिथिलाक गामक चित्रण करैत अछि। पुरुख-पात खेतसँ हँसिल धन अनैत छथि तँ महिला ओहि हँसिलकेँ पैयान कऽ चाउर बनबैत छथि। अपन दैनिक जीवनसँ हटि कऽ एहि अवधिमे महिला एकत्रा होइ छथि आ गप-सनक्का करै छथि।



२

जखन कखनो प्रेमक गप अबैत अछि तखन सभसँ पहिने मोनमे राधाकृष्णक ध्यान आबि जाइत अछि। ई चित्र ओहि प्रेमकेँ देखेबाक एकटा प्रयास..।

३

सावन मासम वनखाक फूहीसँ सीजल माटिक सुगन्ध लेन मूला मूलेक आनन्दक कोना सीमा नहि ..।

४

## डोली कहार

सासुर जएबाक काल नव कनियाँक मनक दुविधा- नैहरक छूटैक दुख आ नव जीवनक उत्साह। डोली सँ अनजान कहार सभ उमंगपूर्वक कनियाँकेँ सासुर पहुँचाबैत...



५

## कनिया पुतरा

मिथिलाक लड़की सभमे कनिया-पुतरा खेलक खूब चलनि अछि। छोट आ पैघ सभ मिलि खेलक आनन्द लैत छथि...

६

## साधूवावा

## साधूवावाक चित्रण मिथिला चित्रकलामे आधूनिक नूयँ कनवाक प्रयास...



१

# दुर्गापूजा





११



१२

चित्रक विषयमः सूर्य आशाक आ संकल्पसिद्धिक प्रतीक अछि, अज्ञानक वारक प्रकाशक प्रतीक अछि। मोर पृथ्वीक जीवनक गति अछि, दैवत्वक आशीर्वादक प्रतीक अछि। ई विश्वक सभ संस्कृतिमे मोर पूजित अछि, खास कऽ मैथिल संस्कृतिमे (छठि आ मकर संक्रान्ति)। मोर चित्र ओ सभकेँ चित्रित करबाक प्रयास अछि।



१३

चित्रक विषयमः सूर्य आशाक आ संकल्पसिद्धिक प्रतीक अछि, अज्ञानक बाधक प्रकाशक प्रतीक अछि। ई पृथ्वीक जीवनक ज्योति अछि, दैवत्वक आशीर्वादक प्रतीक अछि। ई विश्वक सभ संस्कृतिमे पूजित अछि, खास कऽ मैथिल संस्कृतिमे (छठि आ मकर संक्रान्ति)। ई चित्र ओ सभकेँ चित्रित करबाक प्रयास अछि।

२१



(𑒔𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒮𑒞𑓂𑒩 𑓓𑓗)

𑒁𑒣𑒢 𑒧𑓀𑒞𑒫𑓂𑒨 editorial.staff.videha@gmail.com 𑒣𑒩 𑒣𑒚𑒰𑒅।

# ३ अंकक अन्यान्य रचना

## ३.गद्य खण्ड

३.१.डॉ. उदयनाथ झा 'अशोक'-गामक नामकरण: एक परिशीलन

३.२.संतोष कुमार राय 'बटोही'-मंगनौना (एगारहम खेप)

३.३.संतोष कुमार राय 'बटोही'-समीक्षा- जिनगी रहल बनि खेल

३.४.नवीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- २५ म खेप

३.५.कुमार मनोज कश्यप-डा दधीचि

३.६.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-११)

३.७.प्रदीप झा- करमनरु

३.८.आचार्य रामानन्द मण्डल-मिथिला के लाल: उपन्यास सम्राट फणीश्वरनाथ रेणु आ यात्री

३.९.डॉ. किशन कारीगर-लांगी उँस(हास्य कटाक्ष)

३.१०.लाल देव कामत-मिथिलाम मांगेन खनाश छैऽ! (आगाँ)/ वर्गिण नस/ चारु याखणा'क अर्थ जानि गेलहुँ (लघुकथा)/ लघुकथा-यनचाक निर्हिणार्थ/ चलला मुनानी छकवय (लघु कथा)/ लघु कथा-हलहोन/ मैथिली विहेन कथा- -सायनयिह्रा/ राग जागल- निहेन कथा/ सुनैना वटी - मैथिली सामाजिक उपन्यास/ लिख यटायेट मानय दयरु (लघुकथा)/ लघुकथा- ऽी गु७ खनै कान छदैन/ अम्बारि यानि ३0ल-लघुकथा (मैथिली)/ नाज सरुत लिबी (लघुकथा)/ लघुकथा -नानी कँ नँय छै नाजा

## ३.१.डॉ. उदयनाथ झा 'अशोक'-नामक नामकरण: एक परिशीलन



**डॉ. उदयनाथ झा 'अशोक'**

## गामक नामकरण: एक परिशीलन

जहिना हमरा लोकनि जनैत छी, आइकाल्हि अनेकानेक ग्राम देखा रहल, मुदा पहिने गामक संख्या एक दिनक ज-ज पाछू जाएब, गाम काश्या वृद्धि लगाम वा नगर भेल। मुदा गामक नामकरण कोना भेलैक, तकर कि निदान एत हम कर चाह।

प्राचीनकालमे जहिया राजा-महाराज लोकनिक युग छल महाभारत काल क परवर्ती कालहुँमे हुनक राज्यमे अपन-अपन सैन्य व्यवस्था लक ऐतिहासिक अछि जे प्रत्येक १०० हाथी १०० रथ, ७१०० घोड़ा आ २१० पदाति (पैदल चलए अवश्य छोट सामन्त होइत छलाह तनिक लग कि--किछु सेना अवश्य रहैत छलनि। महाभारत कमानीमं पदाति सेनामे क्रमश: 'पत्ति', 'गुल्म' आ 'गण' होइत छलैक। जे ११ व्यक्ति 'पत्ति' होइत छल ओहि तीन पत्ति मिलाकेँ एक 'गुल्म' बनैत छल तथा तीन गुल्म लए एक 'गण' होइत छल आन नियम एक्के रहै अछि, मुदा शुक्रनीति पत्ति क लक्षण किछु भिन्न देने छथि। एकर अनुसार २१४०) पाँच-छ सैनिकक टुकड़ी 'पत्ति' कहबैत अछि। आजुक गाम पहिनहुँ छावनी छलैक, किन्तु अलग-अलग, कतहुँ पत्तिं कतहुँ गुल्म आओर कतहुँ गण गण, जेना कहल अछि नव पत्तिक अर्थात् तीन गुल्मक होइत छल आ से गणक संख्या कम होइत रहैक। जाहि-जाहि स्थानमे पत्ति वा गुल्म रहैत छल, तकरा बादमे ओही आधारपर नाम देल जाइत छलैक। अर्थात् पत्तिक स्थानक पत्ति वा पट्टी ओ गुल्मक

स्थानकँ गुल्म। पछाति ओहुना पश्ची 'यष्टी' मे परिवर्तित भऽ गेल अथवा एही शब्द व्यवहृत होमय लागल। ओहुना सन किछु आइयो शुभायष्टी, कलायष्टी, जयदत्तयष्टी, लालायष्टी, किसनीयष्टी, अललयष्टी, बनी यष्टी, लालमणियष्टी, मनहरनयष्टी, कामयष्टी, सीतायष्टी आदि। यष्टीक संख्या बेसी नहुन उदाहरणमे बेसी रहल छ। एहिना जगह-जगह 'गुल्म' छल, से आइयो गुल्मा, गुल्मनिया, गुलमन्डी, गुलमिया आदिक नामसँ जानल जाइत अछि।

सुनल थिक जे एक गुल्मक प्रधान रहथि बल्लामा किन्तु हुनक असावधानीवश अथवा आन कोनो कारणे ओहि गुल्मसँ चोरी भऽ गेल। संयोगसँ चोर पकड़ायल आ ओकरा राजाक सम्मुख आनल गेल। राजा निर्णय देलनि जे 'गुल्म-चोर बल्लामाक कपार'। अभिप्राय ई जे एकर निर्णय हम नहि बल्लामा करताह। अस्तु।

पृथक राष्ट्र आ राजाक लेल सेनाक सामर्थ्य नितान्त आवश्यक मानल गेल अछि, ई सभ जनैत छी, तँ राजाकेँ 'चोरबन्धुषाः' कहल गेल अछि। 'चोर' मात्र चाकर नहि थिक, आइयो CID, CBI एवं सैन्यकेँ सेहो कहल जाइत छैक, अस्तु। मुदा ई बड़ कम लोक जनैत हेताह जे पहिने सेना कतेक प्रकारक होइत छल। जेना आइयो सेनाक जल-थल वायु सेनाम पहिने तीन रूप देखल जाइत अछि पुनः पर BSF, CISF. कमाण्डो आदि उपरूपं कतेक रूप देखबामे अबैछ। तहिना प्राचीन कालमे सेनाकेँ कतेक चारि से कतेक छः रूपक स्वीकार करैत छथि। महाभारतक अनुसार

(महाभारत, शान्तिपर्व-१९/४१/४१) एकर आठ अंग कहल गेल अछि हस्ती, अश्व, रथी, पदाति, विष्टि, नाव, चर एवं दैशिक । आब दैशिक राति मिथिलहुँक राजाकेँ एहि सभ प्रकारक सैन्य छलनि, जकर रहबाक स्थानक सैन्य-सन्दर्भिक नामपर नामकरण कएल गेल छल । यथा

हथौड़ी, हाटगढ़ा, असनौया, रथनाहा, साधान, रथौटाल, रथवाड़ा (रानवाड़ा), दाति (दाती), विष्णुपुर, विष्टगौल, नवल, नवस्थ, चरमा, चरमपट्टी (घरमापट्टी), दिशौल, दशका आदि । ई सभ आधुनिक ग्राम ओहि प्राचीन इतिहासक दशा कहैत अछि । स्मरणीय थिक जे जखन पहिने सनाम पथप्रदर्शककेँ 'दैशिक' कहल जाइत छलैक, तहिना विशेष आयुध-सञ्चालन- दक्षताकेँ 'विष्टि' कहल जाइत छलैक से इतिहाससिद्ध प्रसिद्ध कथा थिक ।

गामक नामकरण मात्र सैन्य छावनियेक नामपर नहि, अपितु आयुधहुँक नामपर अस्त्र-शस्त्रहुक नामपर राखल जाइत छल । नीतिप्रकाशिकामे बहुत रास आयुधक वर्णन भेल अछि (अध्याय दूस पाँच धनि), जकरा चारि श्रेणी ओ ... विभाजित कएल गेल छैक मुक्त, अमुक्त, मुक्तामुक्त आ मन्त्रमुक्त । एहि सभ आयुधक की परिचय वा लक्षण से स्वनिष्ठाएव हमर प्रबन्धक उद्देश्य नहि थिक आओर से जँ करय लागब तँ प्रबन्ध विस्तारक भय, तँ तकरा छाड़ि देल अछि । किन्तु ई कहब आवश्यक जे उपर्युक्त चारू कोटिक आयुध एक ठाम नहि रहैत छल । आयुधक सञ्चालक अपन

